बाइस हाथक डोपटा, पचुआ धोती, बाइस गज लपेटा, बारह पसेरीक तारक छड़ी।

ओहिना... एन-मेन..

गढ़ नारिकेलक लोक सभ।
कारी तँ गोर सेहो।
कतरल नाक तँ थोपल सेहो।
सोझका केश तँ औंठिया सेहो।
मिसिया सन-सन दाँत तँ खुरपा सन-सन सेहो।
सोलह गजक पचुआ धोती तँ लंगोट आ धरिया सेहो।
ओहिना...

लोक मोहन गबैय्याकेँ देखै छन्हि, बूढ़ झुनकुट.. गीत गाबैत.. खिस्सा सुनबैत.. हँसैत-बजैत.. गढ़ नारिकेलक खुशी... ओतुक्का लोकक खुशी.. अपन काजमे भेर।

लोक आपसमे बजैए.. कतेक बूढ़ हेता ई.. हौ गोटैक सए साल बूढ़ तँ अबस्से हेता। एहने सभ लोकक प्रतापक चलैत गाम डुमैत नै अछि। कतबो बाढ़ि आबि नै जाओ...

एहेन लोक नै मरैए.. खाली गीत गबैत रहैए। आ जँ मरियो जेता मुखदेव राम तँ फेर गढ़ नारिकेलमे जनम लऽ लेत एकटा आर मुखदेव राम गबैय्या, जे वंचितक हक लेल गबैत रहत.. कएक सए बर्ख धरि... आरो.. ।

नहिये सुनेलक मुखदेव सहस्रशीर्षाबला खिस्सा................।

*(गढ़ नारिकेल उपन्यास त्रयीक पहिल उपन्यास)*

